वर्ष १ । अंक ३२ । २०७२ पुस २८ गते मंगलदिन 12 Jan. 2016 पृष्ठ ६ मोल रू.५/-

मैथिली आ नेपाली भाषा में

# दूधमती

साप्ताहिक DOODHMATI WEEKLY



**वाद्यवादनके जीवन्त राखब**

५

# बन्दको बेला लागु औषधको तस्करी

## जीवन प्रदायक लेखिएको गाड़ीमा पनि लागु औषध

दूधमती समाचारदाता

जनकपुरधाम

बन्दको बेला ग्याँस र पेट्रोलियम पदार्थको मात्र नभई लागु औषधको पनि तस्करी युद्धस्तरमा भइरहेको छ । लागु औषध भारतबाट ल्याउँदा अत्याधिक मुनाफा हुने भएकाले दर्जनौं व्यक्ति यो कारोबारमा लागेका छन । धनुषाका प्रहरी उपरीक्षक रामदत्त जोशीले सीमाक्षेत्रका प्रहरी चौकीहरु केही उठेकाले त्यसको असर लागु औषधको कारोबारमा परेको स्वीकार गरेका छन ।

५ जना सेवनकारी र एकजना कारोवारीलाई पुस महिनामा धनुषा प्रहरीले पक्राउ गरेको छ । केही व्यक्ति लागु औषधलाई जनकपुरमा ल्याउने देखि बर्दिवास सम्म पनि लग्ने गरेको जानकारीमा आएको बताउँदै प्रहरी उपरीक्षक जोशीले भन्नुभयो आफूहरु लागु औषध तस्करहरुको गम्भिरतापूर्वक खोजी गरिरहेका छौं ।

सीमा क्षेत्रबाट स्पास्मो प्रोक्सीवन, टिडि जेसिक इन्जेक्सन, फुटविल इन्जेक्सन, फेन्सिडिल सिरप, कोडिन मिसाइएका कफ सिरपहरु तस्करी भएर नेपाल आउने गरेको छ । पहिला मोटर साइकल वा साइकलमा मात्रै तस्करी हुने गरेको थियो तर अहिले आएर मिनी टूकमा समेत तस्करी हुने गरेको स्रोतले जनाएको छ । जीवन प्रदायक औषधीको ब्यानर

> *आफूहरु लागु औषध तस्करहरुको गम्भिरतापूर्वक खोजी गरिरहेका छौं*
> *-एसपी रामदत्त जोशी*

लगाएर जटही, भिठ्ठामोड़ लगायत धनुषाको विभिन्न नाकाबाट आउने औषधीहरुमा पनि यस्ता तस्करी हुने गरेको छ।






बिना भन्सार त्यस्ता औषधीहरु आइ रहेका छन । स्रोतका अनुसार त्यस्ता आउने औषधी मध्ये ९० प्रतिशत औषधी लागु औषधीकै रहने गरेको छ। ई औषधीहरु लिएर नेपालका विभिन्न शहरहरुमा लग्ने गरिन्छ । यस्ता खबर आएपछि प्रहरीले पनि सतर्कता बढाएको छ । जनकपुर औषधी व्यवसायी संघका महासचिव प्रमोद अग्रवालका अनुसार जनकपुरमा औषधीको कुनै अभाव नरहेकाले कुनै नाका बाट औषधी ल्याउनुको आवश्यक्ता छैन । जनकपुरमा विराटनगर लगायत विभिन्न प्रमुख नाकाहरुबाट औषधीहरु पर्याप्त मात्रामा आइरहेका छन । धनुषाको अन्य नाकाहरुबाट आउने औषधीको विषयमा जनकपुर औषधी व्यवसायी संघलाई कुनै पनि जानकारी नरहेको उहाँले बताउनु भयो ।

एकातर्फ कारोबारीहरु आफ्नो फाइदा उठाई रहेका छन भने अर्को तर्फ सेवनकारीहरुको संख्या बढेकाले जनकपुरमा अपराधिक घटना बढ्ने संकेतहरु पनि देखिन थालिएको छ । नेपालमा हुने ५० प्रतिशत भन्दा बढी अपराधिक घटनामा लागु औषधका सेवनकारीहरुनै संलग्न रहने गरेको पाइएको छ ।

## धनुषा कांग्रेसको नयाँ नेतृत्वका लागि रस्साकस्सी शुरु

# सभापतिका लागि उम्मेदवारी दिन ८ जना इच्छुक

### गिरि र यादवको पनि चर्चा

दूधमती समाचारदाता

जनकपुरधाम

नेपाली कांग्रेसको महाधिवेशन संगै जिल्ला अधिवेशनहरुको तयारी पनि शुरु भएको छ । धनुषामा आधा दर्जनभन्दा बढि व्यक्ति सभापति पदका लागि इच्छुक देखिएका छन । ती व्यक्तिहरु आ(आफ्ना नेताहरुलाई उम्मेदवार बनाउन दबाव दिन थालेका छन । धनुषा कांग्रेसमा पहिला देखिनै कोइराला र निधि फ्याक्टरले कार्य गर्ने गरेको छ । दुबै समुहले छुट्टाछुट्ट उम्मेदवार बनाउने गरेका छन।

निधि लबिबाट जिल्ला सचिव कोमलकान्त झा, पूर्व जिल्ला सचिव राजकिशोर सिंह, युवा नेता कुमरकान्त झा, रामबाबु यादव र राम उदय यादव इच्छुक देखिएका छन । कोइराला लबिबाट पनि तीन जनाको नाउँ चर्चामा रहेको छ । जिल्ला सचिव संतोष यादवको नाउँ सो लबिबाट सबैभन्दा बढि चर्चामा रहेको छ । हुनत पूर्व राष्ट्रपति पुत्र डा. चन्द्रमोहन यादव र सांसद दिनेश प्रसैला पनि अध्यक्षको उम्मेदवार बन्न इच्छुक देखिएका छन ।

निधि लबिबाट वर्तमान सभापति राम सरोज यादव पहिला इच्छुक देखिएका थिए तर कांग्रेसले विधान संशोधन गरी दूई पटक लगातार सभापति

*बाँकी पृष्ठ ६मा*

# राउतमाथिको कारबाही फिर्ता गर्न सरकारसंग युनियनको माग

दूधमती समाचारदाता

जनकपुरधाम

पेशाकर्मी संजालका अध्यक्ष राजकिशोर राउतलाई मेधश आन्दोलनमा सहयोग गर्दै आएको भन्दै कारबाही गर्न लागेको कदम सच्याउन निजामती कर्मचारीहरुको संयुक्त ट्रेड युनियनले सरकार संग माँग गरेको छ। सरकारले राउत उपर मनगढन्त आरोप लगाई कारबाही प्रकृया अगाडि बढाउनु हास्यास्पद कदम रहेको संयुक्त ट्रेड युनियनद्वारा जारी विज्ञप्तिमा उल्लेख गरिएको छ । युनियनले सरकारलाईं द्वैध चरित्र नदेखाउन समेत माँग गरेको छ । राउत उपरको कारबाही प्रकृया तत्काल नरोकिए संघर्षका कार्यक्रमहरु अगाडि बढाइने चेतावनी समेत दिइएको छ ।

## मिथिला नगरपालिकामा क्षमतायुक्त सवस्टेशन नहुँदा

# भारतबाट विद्युत ल्याउन समस्या

दूधमती समाचारदाता

जनकपुरधाम

धनुषास्थित मिथिला नगरपालिकाको ढल्केवरमा क्षमतायुक्त विद्युत सवस्टेसन नरहेकाले भारतबाट विद्युत ल्यान समस्या भइरहेको छ । नेपाल विद्युत् प्राधिकरणले बढी क्षमताको सवस्टेसन निर्माण नगरेको हुँदा आवश्यक विद्युत् ल्याउन सकिएको छैन ।

ढल्केबर(मुजफ्फरपुर अन्तरदेशीय प्रसारण लाइन निर्माण कार्य अन्तिम चरणमा रहेको र आगामी माघ १६ गतेभित्र ९० मेगावाट विद्युत् आयात हुने बताइए पनि प्राधिकरणले ठूलो क्षमतामा सवस्टेसन निर्माण नगर्दा मागअनुसारको विद्युत् ल्याउन नसकिने भएको छ ।

ढल्केबरमा ४ सय ४० केभी क्षमताको सर्वस्टेसन निर्माण आवश्यक रहेपनि १ सय ३२ केभी क्षमता भएको सव स्टेसन मात्रै रहेको छ । ४ सय ४० केभी क्षमता भएको सवस्टेशन हुँदा एक हजार मेगावाट विद्युत ल्याउन सकिन्थ्यो जुन यस क्षेत्रका लागि पर्याप्त हुने थियो ।

ढल्केबरमा हाल रहेको सवस्टेसनको क्षमता असाध्यै कम भएका कारण आगामी माघ १६ गतेबाट मात्र ९० मेगावाट विद्युत् ल्याउन सकिने स्थिति रहेको छ। भारत थप विद्युत दिन इच्छु रहेको भएपनि सव स्टेशनकै कारण समस्या उत्पन्न भएको हो । आगामी माघ १६ गते जोडिने ९० मेगावाट विद्युत् १३२ केभीको सवस्टेसनमा मात्रै चार्ज गर्न सकिने अवस्था छ, हामीसँग बढी क्षमताको सवस्टेसन छैन्-ऊर्जा मन्त्रालयका सहायक प्रवक्ता गोकर्णराज पन्थले भने, हामीले बढी विद्युत् ल्याउन सक्ने अवस्थामा पनि सवस्टेसनका कारण तत्काल असम्भव हुने भएको छ ।

भारतले नेपाललाई आवश्यक पर्ने जति पनि विद्युत् दिन तयार रहेको जनाउँदै आएको छ । कुल

*बाँकी पृष्ठ ६मा*

# राजनीतिक बेइमानी भइरहेको संघिय मधेशी मोर्चाको आरोप

दूधमती समाचारदाता

जनकपुरधाम

आफूहरु संग राजनीतिक बेइमानी भइरहेको संघिय मधेशी मोर्चाले आरोप लगाएको छ । जनकपुरमा एक पत्रकार सम्मेलन गरी संघिय मधेशी मोर्चा मधेशको हक अधिकारको लागी शुरु देखिनै लड्दै आइ रहेको भएपनि सबै जस संयुक्त लोकतान्त्रिक मधेशी मोर्चाले हथियाएको मोर्चाको तर्क गरेको छ ।

साउन ३१ गते गठन गरिएको संघिय मधेशी मोर्चाले चरणबद्ध रुपमा आन्दोलन गर्दै आएको र नाका अवरोध, सरकारलाई घुँडा टेकाउन विभिन्न खाले आन्दोलन गर्दै आएको मोर्चाको एक घटक दल लोक दलका अध्यक्ष कौशल सिंहको दावी रहेको छ । सिंह पत्रकारहरु संग कुरा गर्दै भने अहिलेको संसदको विकल्प खोजे मात्रै मधेशको समस्या समाधान हुनेछ अन्यथा देश कठीन मोड़मा पुग्नेछ । सरकारलाई संविधानमा रहेको गलती सुधार्नका लागि १ सय बुन्दे अवधारणा पत्र पहिलो पटक आफूहरुले दिएको सिंहले दावी गर्नुभयो । वर्तमान संविधान संसारकै निकृष्ट संविधान रहेको दावी गर्दै संविधानका त्रुटीहरु नसच्चिए मधेश आन्दोलन अहिले स्वात्ततताका लागि भइरहेको छ नभए अब स्वाधिनताको लागि

*बाँकी पृष्ठ ६मा*

# मोटरसाइकल माथिको आक्रमण होइन आन्दोलन माथिको आक्रमण हो

## ५ प्रश्न

**संजय कुमार सिंह**
संयोजक
संयुक्त लोकतान्त्रिक मधेशी मोर्चा, धनुषा



***मोटरसाइकलको आगजनी दिन के भएको थियो ?***

मोर्चाको त्यो दिन मोटरसाइकल र्‍याली थियो । हामी केही बेर पहिला मात्रै पिडारी चोकबाट जनकचोकमा आएका थियौं । भोलीको कार्यक्रमको सम्बन्धमा जानकारी दिन म उठिरहेकै बेला उत्तर तर्फबाट एउटा जुलुश हामीलाई गाली गर्दै चोकमा जम्मा भए । तिनीहरु मध्ये कसैले हाथमा ढुंगा राखेका थिए, कसैले लठ्ठी । हाम्रा साथीहरुलाई पनि कुटपीट गर्न थाले ।

***त्यो बेला तपाईलाई के लाग्यो ?***

हामी त हतप्रभ भयौं । के भइरहेको छ विश्वासै लागिरहेको थिएन । पछि म र शेषनारायण जी रुफटप होटेल तर्फ बढ्यौं । रुफटप तर्फ गइरहेको बेला पंकज वस्त्रालयका संचालक विजय साह लगायतका व्यक्तिलाई पनि हुलमा हेरेको थिएँ ।

***मोटरसाइकल तपाईहरुकै अगाडि जलाएको थियो कि ?***

होइन, हामी होटेल भित्र पसेपछि तीनीहरुले मोटर साइकल जलाएका थिए । तर म जनक चोकमा छँदै रहेको बेला मोटरसाइकलमा तोडफोड शुरु भइसकेको थियो । मेरै मोटर साइकल रहेछ त्यो कुरो धेरै पछि जानकारी पाएँ । तर यस प्रकारको आक्रमण पहिलो चोटी देखेको थिएँ ।

***व्यापारी र आन्दोलनकारी बिचकै झगडा थियो कि ?***

मलाई विश्वास लाग्दैन जनकपुरका व्यापारीहरुले हामीलाई यस प्रकारले बिरोध गर्छन । जो व्यापारी पाँच महिना देखि बन्द गरेर आन्दोलनको समर्थन गरेका छन तिनीहरुले यस्तो गलती गर्न सक्दैनन । काठमाडौंका केही खसवादी संचारमाध्यमले यो घटनालाई बढाई चढाई गरी प्रस्तुत गरेका थिए । तर त्यो कुरो रहेनछ । अब प्रष्ट भइसक्यो । व्यापारीहरुले पनि घुसपेठियाहरुले यस्तो घटना गराएको त्यही बेला बताए । हामीले चारजना व्यापारीको पसलमा तालावन्दी गरी मधेश बिरोधी नारा लेख्न जाँदा व्यापारीहरु पनि सहयोग गरेका थिए । पिडारी चोकबाट जनक चोकतर्फ आइ रहेको बेला अर्थात मोटर साइकल जलाउनु पूर्व केही व्यक्तिले पसल खोल्नु पर्छ हामीलाई बताएका थिए । हामीले उहाँहरुलाई बुझाउँदा उहाँहरु सहज ढंगले बुझी हाल्नु भयो । यो सबले स्पष्ट

*बाँकी पृष्ठ ६मा*



कलकल छलछल 'दूधमती'ई, युगयुगसँ बहइत अछि निर्मल ।
वर्तमान प्रतिविम्वित एहिमे, भाव, विचार अछि मुखरित प्रतिपल ॥
बौद्धिक तृषाकेँ तृप्त करी हम, प्रवाहमान अविरल निर्भीक ।
सत्यक रहल पुजारी मिथिला, सियापुत्रकेँ डर कथीक ?

## सम्पादकीय

### जानकी मन्दिर तोड़फोड़ प्रकरणमे एकपक्षिय रिपोर्ट

विवाहपञ्चमीक दिन जानकी मन्दिर उपर भेल तोड़फोड़क घटनाके छनविन करबाक लेल संयुक्त लोकतान्त्रिक मधेशी मोर्चाद्वारा गठन कएल गेल नागरिक छानविन समिति एकपक्षिय प्रतिवेदन सार्वजनिक कएलक अछि । मोर्चाक नेतासभ पाक साफ रहल ओ देखाबएके प्रयास मात्र देखल गेल अछि ।

जानकी मन्दिरक व्यवस्थापनमे बहुतरास कमजोरी अछि । मुदा ओ कमजोरीके फाइदा उठा क॑ मात्र मन्दिरक महन्थ आ छोटा महन्थके निचा देखौलासँ काज नहि चलत । एहन मधेशक परिकल्पना मधेशी जनता नहि क॑ रहल अछि । जे गलती कएलक ओकरो दण्ड भेटबाक चाही । इहो बात जगजाहिर अछि जाहि दिन राष्ट्रपति विद्यादेवी भण्डारी आएल छलीह ओहि दिन मन्दिरक महन्थ हुनका निमन्त्रण देलन्हि आ एकर प्रमाण हमरा लग अछि से बात तराइ मधेश लोकतान्त्रिक पार्टी धनुषाक संयोजक परमेश्वर साह बाजल छलथि । हुनकर वक्तव्यसँ आन्दोलन जानकी मन्दिरपर आक्रमक भेल छल कि नहि एकर खोजी मोर्चाक विषय छल कि नहि । मोर्चेके किछु नेता विधवाके मन्दिरमे प्रवेश कराओल गेल सञ्चार माध्यमसभ मार्फत बाजल छलाह ।

महिलाके अपमानजनक बात कएलाक बाद कोनो गलती भेल अछि कि नहि ई अनुसन्धानक विषय किए नहि बनल । एहिद्वारे ओ छानविन कमिटीमे अधिकांश आन्दोलनकारी नेता छलथि । ओ छानविनके पुर्णता देबाक हिसावसँ स्वतन्त्र छानविन कमिटी बनाएब आवश्यक अछि । एहिके लेल मोर्चा पहल करए । एहिसँ मोर्चाक गरिमा बढत ।

## डाक

अपनेक पत्रिका सिरहा मे आइ काल्हि नहि पहुचैत अछि । सिरहा मे कोना पहुचए ताहि पर ध्यान देल जाए । ओना पत्रिका बहुत बढिया अछि ।

देव कुमार यादव
अध्यक्ष
नेपाल पत्रकार महासंघ, सिरहा

## आरती पूजा

### जानकी मन्दिर

भोर मे द्वार खुजएके समय ५:०० बजे
भोरक पूजा आरती समय ८:०० बजे
मध्यान्हमे द्वार बन्द समय १२:०० बजे
बेरियामे द्वार खुजएके समय ४:०० बजे
साझमे पूजा आरतीक समय ७:३० बजे
रातिमे द्वार बन्द होबएके समय ९:०० बजे

### राम मन्दिर

भोर मे द्वार खुजएके समय ५:०० बजे
भोरक पूजा आरती समय ८:०० बजे
मध्यान्हमे द्वार बन्द समय १२:०० बजे
बेरियामे द्वार खुजएके समय ३:३० बजे
साझमे पूजा आरतीक समय ७:०० बजे
रातिमे द्वार बन्द होबएके समय ९:०० बजे

### गंगा आरती

गंगा आरतीक संकल्प पूजा ६:४५ बजे
गंगा आरतीक विशेष पूजा ७:०० बजे



## मिथिलाञ्चलमे मकर संक्रान्तिक धुम

# माघ १ गते विशेष स्नान

✍ सुजीत कुमार झा

सीतामढ़ीवाली आई काल्हि बहुत व्यस्त छथि । बजारसँ तिल, चुरा, मुरही आ गुँड अनलीह अछि । आब एक दू दिन तिला संक्रान्तिके मात्र रहि गेल अछि तिलवा, चुरलाई आ लाई बनाबएके अछि ओ कहलीह । हुनके बगलमे रहल प्रेमनगरबाली कहैत छथि हम त॑ लाई सभ बना लेने छी माघ १ गतेके विशेष भोजनके तैयारीमे लागल छी । माघ १ गते मिथिलाञ्चलमे विशेष भोजन बनाओल जाइत अछि ।



राजनीतिकर्मी विभा ठाकुर कहैत छथि एहि दिन खिचड़िके बहुत महत्व रहैत अछि । एकरा घर घरमे विशेष प्रकारसँ बनाओल जाइत अछि । ओ एहिसँ जुड़ल एकटा फकरा सेहो कहैत छथि खिचड़ीक चारि यार घि पापर दही अचार । एहिमे बहुतरास परिकार बनाओल जाइत अछि ओ कहैत छथि ।

भोरे भोरे स्नान आ फेर किछु दान पुण्य आ विशेष प्रकारक भोजन एहि पावनिके महत्व रहल पुरोहित कार्यमे सक्रिय रहल पण्डित विद्यानन्द झा कहैत छथि । एहि दिन जनकपुरक प्रसिद्ध धार्मिक स्थल गंगासागरमे सेहो स्नान करबाक परम्परा रहैत अछि । संक्रान्तिक दिन प्रत्येक बर्ष गंगासागरमे स्नान करएबला सभके भीड़ लागल रहैत अछि । बहुतो गोटे त॑ गंगासागरमे डुब्बी मारएके बाजी सेहो लगबैत छथि । जे जतेक डुब्बी मारैत अछि हुनका ओतेक तिलवा भेटत एहन बातसभ सुनबामे अबैत अछि । एहि दिन ज्येष्ठ लोकनि अपनासँ छोटके तिल चाउर आ गुँड सेहो खुवाबैत छथि ।

**मकर संक्रान्तिक महत्व**

मकर संक्रान्ति हिन्दु सभक प्रमुख पावनि सभमेसँ एक अछि । ई पावनि प्रत्येक बर्ष माघ महिनाक पहिल दिन अर्थात माघ १ गते मनाओल जाइत अछि । एहि दिनसँ सूर्य उत्तरायण होबए लगैत अछि जखन कि उत्तरी गोलार्ध सूर्य दिस घूमि जाइत अछि । ओना परम्परागत हिसाबसँ ई मानल जाइत अछि जे ओहि दिन सूर्य मकर राशिमे प्रवेश करैत अछि । एहि पावनिके वैदिक उत्सवके नाम सेहो देल जा सकैत अछि । मकर संक्रान्तिके दिन खिचड़ि अनिवार्य रुपसँ भोजनमे बनाओल जाइत अछि । एहि अतिरिक्त तिलवा , चुराके लाई, मुरहीक लाई आदि सेहो बनाओल जाइत अछि ।

एहि पावनिके सीधा सम्बन्ध प्रकृति, ॠतु परिवर्तन आ कृषिसँ अछि । प्रकृतिके कारकके रुपमे एहि पावनिमे सूर्य देवके पूजा कएल जाइत अछि जिनका शास्त्रमे भौतिक एवं अभौतिक तत्वक आत्मा कहल जाइत अछि।

**धर्म ग्रन्थमे उल्लेख**

मकर संक्रान्तिक उद्‌गम बहुत बेसी प्राचीन नहि अछि। ईसा पूर्व एक सहस्त्र वर्ष पहिने ब्राह्मण एवं औपनिपदिक ग्रन्थमे



उत्तरायणके ६ महिनाके उल्लेख पाओल जाइत अछि। उत्तरायणमे अयन शब्द आएल अछि जेकर अर्थ मार्ग वा स्थल होइत अछि। गृह्यसूत्रमे उदगयन उत्तरायणके द्योतक मानल जाइत अछि जाहिठाम स्पष्ट रूपसँ उत्तरायण आदि कालमे संस्कार करएके विधि वर्णित अछि । मुदा प्राचीन श्रौत, गृह्य एवं धर्म सूत्रमे उदगयन बहुत शताब्दि पूर्वसँ शुभ काल मानल जाइत अछि अत: मकर संक्रान्ति जाहिसँ सूर्यक उत्तरायण गति आरम्भ होइत अछि , राशिके चलनके बादमे पवित्र दिन मानल जाए लागल । मकर संक्रान्ति पर तिलके एतेक बेसी महत्व किए देल गेल से कहनाई कठिन अछि । सम्भवत: मकर संक्रान्तिके समय जाढ़ भेलाक कारण तिल जेहन पदार्थक प्रयोग कएल गेल हुए सम्भव अछि। ईसवी सन प्रारम्भसँ पहिने मकर संक्रान्ति नहि छल ।

**संक्रान्तिक अर्थ**

'संक्रान्ति' क अर्थ अछि सूर्य एक राशिसँ दोसर राशिमे जाएब । अत: ओ राशि जाहिमे सूर्य प्रवेश करैत अछि , संक्रान्तिक संज्ञासँ विख्यात अछि । राशिक संख्या १२ अछि । मेष, वृषभ, मिथुन, कर्क, सिंह, कन्या, तुला, वृश्चिक , धनु, मकर, कुम्भ, आ मीन । मलेमास परलाक बाद सेहो वर्षमे १२ राशि मात्र होइत अछि । प्रत्येक संक्रान्ति पवित्र दिन के रूपमे मानल जाइत अछि । मत्स्यपुराणमे संक्रान्ति व्रतके वर्णन कएल गेल भेटैत अछि । एक दिन पहिने लोकके मात्र एक बेर मध्यान्हमे भोजन करबाक चाही आ संक्रान्तिके दिन दाँतके को स्वच्छ क॑ तिल युक्त जलसँ स्नान करबाक चाही ।

**संक्रान्तिक दिन दान पुण्य**

पूर्व पुण्यलाभक लेल पुण्यकालमे स्नान दान आदि कृत्य कएल जाइत अछि । सामान्य नियम ई अछि जे रातिमे नहि त॑ स्नान कएल जाइत अछि आ नहि दान । सूर्यक किरण रहल समयमे कखनो स्नान कएल जा सकैत अछि। रातिमे ग्रहण छोड़ि क॑ अन्य समय स्नान नहि करबाक चाही। ई बात विष्णुधर्मसूत्रमे सेहो कहल गेल अछि । मुदा किछु अपवाद सेहो देल गेल अछि । जाहिमे ग्रहण, विवाह, संक्रान्ति, यात्रा, जनन, मरण तथा इतिहास श्रवण आदि अछि। अत: प्रत्येक संक्रान्ति विशेषत: मकर संक्रान्तिक दिन अवश्य स्नान करबाक चाही आ ओहिक बाद दान करबाक चाही ।

**मान्यता**

ई विश्वास कएल जाइत अछि जे एहि अवधिमे देहत्याग करएबला व्यक्ति जन्ममरणके चक्रसँ पूर्णत: मुक्त भ॑ जाइत अछि। महाभारत महाकाव्यमे वयोवृद्ध योद्धा भीष्म पितामह पाण्डव आ कौरवके बीच भेल कुरुक्षेत्र युद्धमे सांघातिक रूपसँ घाइल छलथि । हुनका इच्छा मृत्युक वरदान प्राप्त छलन्हि । पाण्डव वीर अर्जुन द्वारा रचित बाणशैया पर परल भीष्म उत्तरायण अवधिके प्रतीक्षा कएलन्हि । ओ सूर्यके मकर राशिमे प्रवेश कएलाक बाद अपन अन्तिम श्वास लेने रहथि जाहिसँ हुनका पुनर्जन्म लेबए नहि पड़लन्हि ।

**धनुषाधाममे मकर मेला**

जनकपुर क्षेत्रक प्रमुख धार्मिक स्थल धनुषाधाममे एहि अवसरपर मेला लगैत अछि । माघ १ गतेक अतिरिक्त माघ महिनाक प्रत्येक रवि दिन धनुषा धाम मन्दिरमे भक्तजन सभके भीड़ लागल रहैत अछि। ओहि स्थलपर दूर दूरसँ लोकसभ पहुँचैत अछि । मकरमे धान शीस आ भाँटा चढाबएके परम्परा सेहो रहैत अछि। धान शीस चढाबएके पाछु धानक उत्पादन बढाबएके कामना आ भाँटा चढाबएके पाछु अहिला सहित चर्म रोगसँ मुक्तिक अराधना रहैत अछि ।

धनुषाधाम ओ स्थल अछि जाहिठाम त्रेतायुगमे सीता स्वम्बरक समय भगवान रामद्वारा धनुष तोड़लाक बाद एकटा भाग धरती पर खसल छल । ओहि स्थलपर एखनो धनुषक अवशेष देखल जा सकैत अछि ।

# पूर्वाग्राहिसँ मोटरसाइकिल अगिजनिमे हमर नाम उछालल गेल

संयुक्त लोकतान्त्रिक मधेशी मोर्चा धनुषाक दूटा नेताक मोटर साइकिल जरलाक बाद व्यापारी आ आन्दोलनकारी बीचक सम्बन्धपर सेहो असर पड़ल अछि । मोर्चाक कार्यकर्तासभ जनकपुरक ५टा व्यापारीके दोकानपर तालावन्दी कऽ मधेश विरोधीक दोकान लिख देलक अछि। आखिर ओहि दिन भेल कि रहैक एहि सम्बन्धमे जनकपुर उद्योग वाणिज्य संघक बरिष्ठ उपाध्यक्ष **विजय कुमार साह** संग दूधमतीक सम्पादक **सुजीत कुमार झा** बातचित कएलन्हि ।



## विजय कुमार साह

बरिष्ठ उपाध्यक्ष

जनकपुर उद्योग वाणिज्य संघ

## बात चित

***विजय जी ओहि दिनक मोटर साइकिल जराबएबला घटनामे अपनहुक नाम अबैत अछि भेल कि छलैक ?***

हमर नामबला बात गलत अछि । पूर्वाग्राहि दृष्टिसँ किछु गोटे हमर नाम उछालि देलक मुदा सत्यके नजदिक ई बात नहि छैक ।

***अहाँक जानकारीक हिसाबसँ कि सभ भेल छलैक ?***

संघिय समावेशी गठबन्धनके दिससँ जनकपुरमे जुलुश छलैक ओ जुलुश लाठी आ भरठ्ठा लऽ कऽ निकलल छल । बहुतरास दोकानमे तोडफोड कएल गेल । जाहिसँ व्यापारीसभ बहुत आक्रोशित भऽ गेल छल । ओ सभ व्यापार संघमे आएल । हमहु रही आ अध्यक्षजी सहित बहुतरास पदाधिकारी छलथि । हम सभ शनि दिन बैसार बजा कऽ ई समस्याके समाधान करब कहिए रहल छलहुँ कि एकटा व्यापारीके फोन एलैक जे फेरसँ जानकी चौकपर तोडफोड भऽ रहल छैक एकरबाद सभ व्यापारी ओम्हरे दौडल छल ।

***व्यापारीसभ मात्र दौडल छल कि अपनहुँ दौडल छलियैक ?***

हमहुँ पाछु पाछु गेलहुँ । हमरा जाएके उद्देश्य छल व्यापारीसभ आक्रोशित भऽ गेल अछि ओकरासभके शान्त कएल जाए ।

***कनी ई बात स्पष्ट कऽ देल जाए जे कोन व्यापारीके मोबाइलमे फोन आएल छल आ ओ सभ व्यापारीके जनक चौक दिस लऽ जाएके कारण बनल ?***

ई बात हम बढियाँ जँका नहि देखि सकलहुँ मुदा कोनो व्यापारीके मोबाइलमे फोन आएल छल आ ओही आधारपर सभ दौडल छल ।

***जखन जनक चौकपर अपने पहुँचलियैक तऽ कि देखलियैक ?***

दूटा मोटर साइकिल खसल छल आ ओहिपर किछु गोटे लाठी बरसा रहल छल । नेतासभके बिरुद्धमे नारावाजी सेहो भऽ रहल छल।

***तकरबाद ?***

तकरबाद हम सभके शान्त कएलहुँ आ ओहिठामसँ जनकपुर उद्योग वाणिज्य संघ दिस विदा भऽ गेलहुँ ।

***मुदा विजय जी भिडियो क्लिपसभमे अपनेके मोटर साइकिलपर लाठी चलबैत सेहो देखल जाइत अछि ?***

हँ, मुदा स्थितिके नियन्त्रणमे करबाक लेल ओहिठाम लाठी लऽ कऽ हम सभके भगौने छलहुँ ।

***लाठी लऽ कऽ तऽ मोटर साइकिलपर अपने मारि रहल छलियैक एहिना भगाओल जाइत छैक कि ?***

लोकके आक्रोश ठण्डा करबाक इहो एकटा उपाय छैक ।

***एहिसँ पहिने सेहो अपने एहन उपाय कएने छियैक कि ?***

नहि, हमसभ व्यापारीके नेता छी । व्यापारीके आक्रोश शान्त करबाक छल तत्काल ओहे उपाय सुझाएल आ हम ओ काज कएलहुँ।

***मुदा अपनेपर एहिसँ पहिनहुँ मधेशी जन अधिकार फोरमके नेतासभक मोटर साइकिलमे आगजनी करबाक आरोप लागि चुकल अछि ने ?***

ओहो आरोप एहने छल । जखन लोक अनुसन्धान कएलकै तखन हमर नाम नहि रहल । हम सभ बन्दके बिरोध कऽ रहल छलहुँ । बजारमे जुलुश कऽ रहल समयमे किओ गोटे ओहि समयमे गोपाल धर्मशालामे मोटर साइकिल आगजनी कएने छल ।

***फेर इहे बात जनक चौकबला घटनामे सेहो अपने कहबैक ?***

करिब करिब एहने बात अहुमे छैक । जनक चौकपर स्थितिके शान्त कऽ कऽ जखन हम जनकपुर उद्योग वाणिज्य संघमे पहुँचलहुँ तखन टेलिफोन आएल जे जनक चौकपर मोटर साइकिलमे आगजनी भऽ गेल छैक ।

***एहिबेर अपनहीके मोबाइलमे फोन आएल छल कि ?***

नहि, अहुबेर हमरा मोबाइलमे फोन नहि आएल छल । किनको मुँहसँ सुनलहुँ जे जनकचौक पर संजय सिंह आ रुप नारायण मण्डलके मोटर साइकिलमे अगिजनी भेल छैक ।

***एहिके बाद फेरसँ अपने दौडल हेबैक जनक चौकदिस ?***

नहि, हमरा तत्काल फुरा नहि रहल छल कि कएल जाए । हम आ अध्यक्षजी तथा अन्य पदाधिकारीसभ एहि बातके लऽ कऽ चिन्तित छलहुँ जे आओर घटनासभ नहि भऽ जाइक ।

***तखन अपने अध्यक्षजी संग सल्लाह लऽ कऽ कि कएलहुँ ?***

हम सभ व्यापारै संघमे रहि गेलहुँ । फेर अन्य सूचनासभ सेहो आबए लागल छल । स्थिति नियन्त्रणमे छैक तकर खबरि आएल आ मोन शान्त भेल ।

***जखन मोटर साइकिलमे अगिजनि भेलैक तऽ किछु व्यापारी कहादुन जश्न मनाबए लागल छल ?***

नहि, ई गलत बात छैक । व्यापारीक विषयमे किछु व्यक्ति अनर्गल प्रचार कऽ रहल अछि । व्यापारी समाजसँ बाहरके लोक नहि छैक ई बुझए पड़त । जे व्यक्ति पाँच महिनासँ बेसी दिनसँ दोकान बन्द कऽ आन्दोलनमे सहभागि भऽ सकैत छैक ओ व्यक्ति आन्दोलनके बिरोध करएबला बात नहि कऽ सकैत अछि ।

***एक दिस आन्दोलनके बिरोध करएबला बात नहि कऽ सकैत अछि आ दोसर दिस एकटा भिडियो क्लिप कहैत छैक जे मोटर साइकिल जराबएसँ पहिने आन्दोलनके विषयमे अपने स्वयं बहुतरास अनाप सनाप बात कएने छी ?***

जखन लोक आक्रोशित रहैत छैक ओकरा बुझाबएके लेल साम दाम दण्ड सभ अपनाबए पड़ैत छैक । तत्काल आएल व्यापारी सभके हमसभ सहानुभुति नहि दऽ गारिबेइज्जत कऽ कऽ नहि पठा सकैत छलहुँ । ओकरा सभके शान्त करबाक छल ।

***ओकरे सभके शान्त करबाक लेल तऽ मोटर साइकिलमे अगिजनी तऽ नहि कऽ देलियैक ?***

नहि, हम सभ एहन काज नहि कऽ सकैत छी । एखन छानविन सेहो भऽ रहल छैक । ओकर रिपोर्ट हमरासभक पक्षमे रहत ।

***फेर अपने इहो कहबैक जे रुफटप होटलमे जा कऽ नेतासभके पिटएमे सेहो नहि छलियैक ?***

ठीके इएह बात कहबैक । हम तऽ होटल दिस तकबो नहि कएने छलहुँ । शिवचौक पर स्थिति नियन्त्रणमे एलैक आ हम फिर्ता व्यापार संघ चलि गेलहुँ ।

***आन्दोलनके क्रममे सभसँ बेसी दोकान खोलएबला व्यापारीके रुपमे अपनेके चिन्हल जाइत अछि ?***

लोक हमरा कोन रुपसँ चिन्हैत अछि हम नहि बुझि रहल छी मुदा हम अपनहिसँ प्रश्न करए चाहैत छी जनक चौकसँ भानु चौकधरिके व्यापारी नहि जीबौक ? ओहिना दिनभरि ओहि सड़कपर जुलुश होइत रहैत छैक । लोक आबएधरि नहि चाहैत छैक । कनिको काल लेल दोकान दोसर ठाम खुजैत छैक तऽ हमहु खोलैत छी ।

***दोसर ठाम खुलैत छैक तऽ हमहुँ खोलि लैत छी कहैत छियैक सएह बात छैक ?***

हँ, शतप्रतिशत सएह छैक । हम आन्दोलनके बिरोधी नहि भऽ सकैत छी । २०६२/०६३क आन्दोलनमे हम राम युवा कमिटीक अध्यक्षक हैशियतसँ आन्दोलनके समर्थने कएने छलहुँ । अहुबेर एक दिन हमरे बनाओल पुतलाके जुलुश निकालल गेल छल । शव यात्रा दिन फुलमाला अगरबत्तिके हमही व्यवस्था कएने छलहुँ ।

***अपनहीपर एहन आरोप किए लगा देलक ?***

इएह बात हम नहि बुझि पाबि रहल छी । व्यक्तिगत प्रतिशोधक कारणसँ एहन भऽ सकैत अछि ।

***कांग्रेसी होबएके कारण तऽ नहि अहाँपर आरोप लगाबएमे आसान भेल अछि ?***

एकटा बात स्पष्ट कऽ देबए चाहैत छी हम कांग्रेसक साधारण सदस्यधरि नहि छी । जाधरि हम व्यापार संघक पदपर रहब ताधरि कोनो पार्टीक सदस्यता नहि लेब ।

***अन्तमे अपने कि कहए चाहबैक ?***

किछु व्यक्ति हमरा दोकानमे तालावन्दी कएलक ओहिसँ हम बहुत दुःखीत छी । हमरा दोकानपर आपत्तिजनक बात लिखल गेल । समाजिक बहिष्कार करएके बात कएल गेल । मान मर्यादा समाप्त करबाक प्रयास कएल गेल । मानव अधिकारके व्यापक उल्लंघन भेल अछि । एहिसँ बेसी हम कि कहुँ ।


जनकपुर
नवरंग
रामो क्वालिटीका लागि विश्वसनीय होटल
एक पल्ट आए पटक-पटक आउने  मन हुने आफ्नै होटल जनकपुर नवरंग
लोकल मुर्गा, लोकल माछा का साथै खसीको मासुको विभिन्न व्यञ्जन यहाँ पाईन्छ।
शिव चौक, जनकपुरधाम फोन नं.: ०४१-५२२७०० संचालक श्रवण कुमार साह

गुणस्तरीय मासुका लागि हामीलाई सम्झनुहोस
ताजा कुखुरा मासु पसल
स्कुल र होस्टेलका लागि विशेष छुट
यहाँ कुखुराको ताजा, सफा मासु पाउनुका साथै आगोले पोलिएको मासु उपलब्ध गराइन्छ ।
होम डेलिभरी सर्भिसका लागि बिहान ८ बजे देखि साँझ ७ बजे सम्म
साजिद चिकेन फ्रेस सेन्टर
बाल्मिकी चौक, कब्रगाह नजिक जनकपुरधाम
मो.नं. ९८४४०२५१२२,९८१९८९२४६३

अभियान

# दूधमतीक ऋणी छी जनकपुरवासी



राम गिरी
महन्थ
श्री राम मन्दिर
जनकपुरधाम

जनकपुरके लोक एतुका धार्मिक ऐतिहासिक तथा प्राकृतिक धरोहरसभसँ जानल करैत अछि । एतएके मुख्य प्राकृतिक सम्पदामेसँ दूधमती नदीक नाम अग्र स्थानमे अबैत अछि। मुदा अफशोश दूधतमीक नामसँ अपन शीर उच्च राखएबला जनकपुरवासी एकर दुर्गति दिस ध्यानो नहि द९ रहल अछि । आबो यदि जनकपुरक विकास चाहएबला सभके एहि नदीक विकास दिस ध्यान देबाक चाही ।

दूधमती जनकपुरक विकासके लेल माइलस्टोन सावित भ९ सकैत अछि । जनकपुर विकासक बाट ताकि रहल अछि त९ दूधमती सेहो अपन अस्तित्व खोजी करएमे लागल अछि । मुदा दुःखक बात दूधमतीके बचाबएके लेल किओ चुँ शब्द धरि नहि बाजि रहल छथि । एहि नदीक निर्मल जलसँ कहिओ हमही अहाँसभ प्यास मिटाओल करैत छलहुँ ई बातके स्मरण करु । एहि नदीक हमसभ ऋणी छी जे बात कहिओ नहि बिसरबाक चाही । आबो चुप्पी तोडबाक लेल सभ किओसँ हम आग्रह करैत छी ।

दूधमतीक संरक्षणक लेल सभसँ पहिने ओकर मुहान सँ सरसफाई होएबाक चाही । आ जतए जतए अतिक्रमण भेल अछि ओतए विस्तार होएबाक चाही । अतिक्रमण करएबला व्यक्तिके खोजि क९ कानुनी दायरामे आनब सेहो जरुरी भ९ गेल अछि । नहि त९ दूधमतीके नदिसँ नालाक रुप पकरैत कनिको देर नहि लागत । तएँ एहि दिस ध्यान देब अति आवश्यक अछि ।

दूधमतीक वर्तमान अवस्था देखैत छी त९ बहुत दुःख होइत अछि । एहि नदीक मुहाने खतरामे अछि । दूधमतीके बचा क९ रखबाक लेल एकर मुहानेके संरक्षण करबा दिस पहिने लागए पड़त । एहिके लेल अभियान चला क९ जनकपुरवासीके जगाबएके आवश्यक्ता अछि । जे अभियानक अभीयानी बनबा लेल हमरा जे करए पड़त हम तत्पर छी ।

# हम्मर आवाज

मधश आन्दोलनके आओर प्रभावकारी कोना बनाओल जाए एकर छलफल सेहो कसि भ९ रहल अछि । जनकपुरक विभिन्न क्षेत्रक युवा नेतासभ कि कहैत छथि एहि सम्बन्धमे हमर सभक सहकर्मी सोहन ठाकुर आ शम्भु प्रसाद शाह प्रेमी हुनका सभ संग बातचित कएलन्हि ।



धर्मेन्द्र साह
संयोजक
संयुक्त युवा संघर्ष समिति

नाकाके आओर सशक्त बनाओल जएबाक चाही । राज्य नाकाबन्दीसँ मात्र दबावमे अबैत अछि । पाँच महिनाक लम्बा बन्दीक कारण जनकपुरमे लोक बहुत बेसी परेशान अछि । सम्भव भ९ सकए त९ जनकपुरमे गाड़ीघोडा आ बजार सेहो खोलएपर विचार कएल जाए।



सरोज मिश्र
संयोजक
मधेश अधिकार संघर्ष समिति (मास)

नाकाबन्दीके यथावत राखि क९ काठमाण्डू केन्द्रित आन्दोलनपर जोड देबाक आवश्यक्ता अछि । काठमाण्डूमे बिना जोड़ लगौने बहुत बेसी सफलता नहि भेट सकैत अछि । मास दिससँ हमसभ कांग्रेस एमालेमे लागल युवा सभके सेहो आन्दोलनमे जोडएके प्रयास करब । एहिके लेल जल्दिए अर्न्तकृया सहितक कार्यक्रमसभ आगा लाएब ।



लभ कुमार झा
युवा नेता

आन्दोलनमे घर घरसँ लोकके कोना आनल जाए ताहिपर जोड देबए पड़त । संख्यात्मक रुपमे कोना सडकपर बेसीसँ बेसी लोक आबए ताहिपर जोड देबए पडत । नाकापर फेरसँ जोड लगाबए पडत । युवाक अतिरिक्त महिला बृद्ध सभके कोना सडकपर आनल जाए ताहिमे काज करए पडत ।



रामबाबु शाह
अध्यक्ष
श्री राम युवा कमिटी, जनकपुरधाम

आन्दोलनके प्रभावकारी रुपसँ कोना आगा बढाओल जाए ताहिपर मन्थन करही पडत । संख्या नहि बढि रहल अछि । देशक प्रमुख नाकासभपर जोड लगाबए पडत । जनकपुरके बजार आ छोट रुटके सवारी साधन चलौलासँ आन्दोलनपर असर नहि पडत त९ ओकरा खोलाबएपर सेहो सोचल जाए ।



इद मोहम्मद
साफी ( जानी खान )
युवा नेता

घर घरसँ लोकके सडकपर आनए पडत । जनकपुरक इतिहास रहलैक अछि जाहि दिन सडकपर आम लोक उतरि गेल अधिकार भेटि क९ रहल अछि । संगहि नाकापर जोड लगाबही पडत ।



दीपेन्द्र साह
युवा नेता

आन्दोलन जनकपुरक दृष्टिसँ देखल जाए त९ बढिएँ ढंगसँ आगा बढि रहल अछि । आओर एकरा प्रभावकारी बनाबए लेल संयुक्त लोकतान्त्रिक मधेशी मोर्चा आ संघिय समावेशी गठबन्धनके संग संग आन्दोलन आगा बढाबए पड़त ।

कविता

# फ्रन्ट लाइन



रमेश रञ्जन

अखवारक हेडलाइन्समे
अरुआएल विचार
कुरुपतापर सुन्दरताक लेप चढ़ओने
अपन मुँह देखि क९
मुग्ध होइत महाशय
पन्ना उन्टा-पुन्टा क९ देखियौ
जे अहाँक महात्वाकांक्षा
कोना ठिठिया रहल अछि
कतौ हत्या
कतौ अपहरण
कतौ बलात्कार
भ्रष्टाचार
अक्षर-अक्षर घवाह भेल जा रहल अछि
शब्द-शब्द लेहुलेहुआन
आत्ममुग्धताक
श्रृंगारमे लीन महाशयजी
उन्टबियौ आ देखियौ
जे सीमारेखा लग
अहाँक ढिल्ल होइत भगवापर
कोना तिक्ष्ण नजरि गड़ओने अछि
जे मौका भटिते
भगवा डाँरसँ घिचिक९
गरिखुल्ले ठाढ़ क९ दी
मुदा महाशयजी
अहाँ त९ ओहन सन समयमे
स्थित प्रज्ञ भ९ जाइ छी
अहाँक शरीर कियो किछु क९ ले
धन्न सन
महाशय
अहाँक फ्रन्टलाइनमे
रहबाक लीलसा
भीतरमे नपुंसकताक रसायन
बना रहल अछि,
महाशयजी
अहाँ फ्रन्ट नहि
सीमान्तकृत होइयौ आ देखियौ
अखवारक नीरसल-फीरसल पन्ना
जकर कात-करोटमे
कतौ वर्गीकृत विज्ञापनमे
नपुंसकताक शर्तिया उपचार भेटि जाएत ।

# वाद्यवादनके जीवन्त राखब

■ जयन्त ठाकुर



**पसिनक बात**

भोजन : दालि, भात, चोखा
पहिरन : उज्जर सर्ट, कारी पैन्ट
पुस्तक : ओशोसँ सम्बधित कोनो पुस्तक
नाटक : ई गाम नहि सुतैया
गीत : विद्यापतिक गीत
गायक : सुनिल मल्लिक
गायिका : रंजना झा, अलका याज्ञनिक
कलाकार : नसिरुद्दिन शाह, मदन ठाकुर
शहर : पोखरा

## शम्भु कुमार कर्ण



जनकपुर कलाके हिसावसँ नेपालमे अग्रणी स्थानमे अबैत अछि एतुका कलाकारसभ दावी करैत आएल छथि। ओना ई तीत सत्य सेहो हुनकासभके झकझोरैत रहैत छन्हि जे वितल किछु बर्षमे जनकपुरक ग्राफ कलाके हिसाबसँ बहुत नीचा झरल अछि। ओना एहिके विभिन्न कारण सभ भऽ सकैत अछि। जाहिके पत्ता लगा कऽ ओ गलती सभके सुधार करैत आगा बढबाक चाही। ओना एहि बातके किछु कलाकारसभ स्वीकार सेहो करैत छथि। एहि बातसँ सम्बन्ध राखएबला कलाकारसभमेसँ एक छथि कलाकार शम्भु कुमार कर्ण। वएह शम्भु जे जनकपुरक प्रसिद्ध वाद्यवादक छथि।

शम्भुक जन्म वि.सं. २०३४ पुस महिनाक ३० गतेक दिन एकटा सम्पन्न परिवारमे भेल छल। हुनक पिताक नाम कृपाशंकर लाल कर्ण छन्हि तऽ मायके नाम गायत्री देवी छन्हि। शम्भुक विवाह सरिता कर्ण संग भेल छन्हि जाहिसँ हिनका दूटा पुत्र रत्न प्राप्त भेल छन्हि। बी.कम धरि अध्ययन कएने शम्भु कहिओ कलाकार नहि बनए चाहैत छलथि बच्चामे। बच्चामे ओ कहिओ काल नृत्य कऽ लेल करैत छलथि मुदा कलाकारिताके नक्सा कदमपर चलए नहि चाहैत छलथि। ओना कहाँ किछु मनुखक हाथमे होइत अछि। हिन्दीक एमकटा कहवी अछि वही होता है जो मन्जुरे खुदा होता है। ई कहवी शम्भुक जीवनपर पर पूरापुरी फिट बैसैत अछि।

मायबाबुक दुलारु सन्तान रहल शम्भु कलाकार नहि बनए चाहितो एकाएक वाद्यवादन दिस आकर्षित होबए लगलथि। शम्भु कहैत छथि हम कहिओ नहि सोचने छलहुँ कलाकार बनब किए तऽ लोक सभ एहिके नौटंकिक संज्ञा मात्र दैत छलथि। मुदा एक बेर डूम बजैत देखहम पत्ता नहि किए ओहि दिस खिचाइत चलि गेलहुँ। पश्चात्य संगितक दिवाना रहल शम्भु ओहि दिनक बाद डूम बजाबएके सपना देखए लगलथि।

शम्भु एक बेर मधवापुरमे एकटा सांस्कृतिक कार्यक्रम देखबाक लेल पहुँचल रहथि। ओहि कार्यक्रममे सहभागि कलाकार सभ रियाजमे व्यस्त रहथि। एम्हर ओ डूम बजाबएके अभ्यास कऽ रहल कलाकारपर एकाग्रताक संग देखैत रहि गेलथि। बादमे शम्भु ओ कलाकारके अनुरोध कऽ पहिलबेर डूम बजौलन्हि। हुनका डूम बजबैत देखि ओतुका कालाकार सभ चकित रहि गेल ओतवी कहाँ स्वयं शम्भु चकित रहि गेलथि जे हम पहिलबेर डूम बजा रहल छी आ अतेक नीक कोना बजाबए सकलहुँ। बाद हुनका महशुश भेलन्हि ई सभ एकाग्रताक फल अछि।



जनकपुर एलाक बाद शम्भु सेहो साथी सभ संग मील कऽ एकटा सांस्कृतिक कर्यक्रमके आयोजना करबौलथि जाहिमे ओ डूम बजौने रहथि। जेकर प्रशंसा सभ किओ कएने रहए। मुदा ई सभ शम्भु बिना किछु सिखने करैत जा रहल छलथि। आब हुनका एकटा प्लेटफर्मके खोजी छल। जे खोजी पूरा भेल रमेश मल्लिक लग आबि कऽ। शम्भु कहैत छथि हमर पहिल गुरु रमेश मल्लिक छथि जे हमरा वाद्यवादनके छोट छोट बातसभ सिखौलथि। रमेशक संगतमे लगलाक बाद शम्भुके संग एकबेर फेर नियति बडका खेल खेललक। डूम बजाबएमे माहिर ओ तबला दिस आकर्षित होबए लगलथि। पश्चात्य संगितक सौखिन शम्भु लोकगीतसभ दिस तनाइत चलि गेलथि।

एसएलसी धरि अध्ययन कएलाक बाद शम्भु काठमाण्डू चलि गेलथि। मुदा हुनका भीतरके वाद्यवादनके भुत समाप्त होबएबला कहाँ छल। माय बाबु बेर बेर हिनका रोकए कोशशि कएलन्हि। मुदा ओ वाद्यवादनके संसारमे एना कऽ घुसलथि जे कहिओ ओ नशासँ निकलए नहि पौलथि। काठमाण्डू गेलाक बादो ओ रमेश मल्लिकके सहयोगसँ हमतुम नामक रेष्टुरेन्टमे वाद्यवादकके रुपमे काज कएलन्हि। ओतएसँ आर्थिक लाभ भेटए लगलाक बाद ओ तऽ आओर वाद्यवादनके कायल भऽ गेलथि।

एम्हर जनकपुर घुरलाक बादमे मिनापमे प्रवेश कएलन्हि। एहि ठाम शम्भु तबला बजाबएमे माहिर भऽ गेलथि। आब एहन स्थिति अछि शम्भु वाद्यवादनके पर्याय बनए सफल भऽ गेल छथि जनकपुरमे। ओना राम नारायण ठाकुरक नाम लेबए ओ नहि बिसरलथि। ओ कहैत छथि लोकधुनके महत्व आ तबलापर लोकधुन उतारएके कला हिनकेसँ सिखलहुँ।

शम्भु अपन कलामे निखार अनबाक लेल गन्धर्व संगित महा विद्यालय दिल्लीसँ प्रविणता प्रमाण तह सेहो उतिर्ण कएने छथि। शम्भुके कलामे एहि ठाम बहुत बेसी निखार आएल स्वीकार करैत छथि। ओहिके बाद बहुत वाधा अवरोधसभ पार करैत एहि स्थितिधरि पहुँचए सफल भेल छथि।

शुरुके दिनके बात स्मरण करैत शम्भु कहलथि हम हुनका सभके कृतज्ञता व्यक्त करब जेसभ हमरा ई कहलथि जे तुँ ई नहि कऽ सकबे। किए तऽ हुनके सभके बात हमरामे उर्जा प्रदान कएने छल। आब शम्भुके ओहे व्यक्तिसभ पशंसा करैत छथि जाहिसँ ओ बहुत बेसी प्रफुल्लित छथि। हिनका तत्कालिन राजा विरेन्द्र शाहक जन्म जयन्तीमे उत्कृष्ट लोक धुन बजेबाक लेल रेडियो नेपाल पुरस्कृत सेहो कएने अछि।

ओना शम्भु वाद्यवादनमे जनकपु पाछा पड़ि रहल प्रति चिन्ता सेहो व्यक्त करैत छथि। ओ कहैत छथि अग्रज सभ मात्र नाटक, नृत्य, गायनपर बेसी केन्द्रित भेलाक कारण वाद्यवादकसभक अभाव देखल जा रहल अछि। शम्भु आब अपने एकर विकास करए दिस आगा बढब प्रतिबद्धता व्यक्त कएलन्हि। जनकपुरक नयाँ पिढीसभके एहि कलामे पारंगत बना कऽ एहि कलाके जीवन्त राखब वचनवद्धता व्यक्त कएलन्हि।


## जय हनुमान लाइट एण्ड साउण्ड ट्रेडर्स



यहाँ **लाइट एण्ड साउण्ड** भाडामा पाउनुको साथै हाउस वाइरिङ्ग, रिपेरिङ्ग, एम्पलीफायर स्पीकर, स्टेपलाईजर र मोवाइल सम्बन्धी सम्पूर्ण कार्य गरिन्छ। साथै इलेक्ट्रोनिक समानहरु पनि उचित मूल्यमा पाइन्छ।
विवाह, ब्रतबन्ध, मुण्डन सहितका कार्यक्रम सरसजावटको लागि हामीलाई सम्झनु होस्।

सञ्चालक : **संजीव कुमार साह**
**सम्पर्क नं.: ०४१-५२८८९२,मो.नं.९८०४८०८३९९**

## ओम ज्वेलर्स

पुरानो बजार सोनापट्टी

छोरा छोरीको विहे होस वा महिलाको श्रृंगार सुन र चाँदीको लागि उपभोक्ताको पहिलो पसन्द



यहाँ आधुनिक प्रविधिद्वारा सुनको गहना बनाइन्छ।

**प्रोपराइटर**
**कृष्ण कुमार ठाकुर**

# कांग्रेसको अधिवेशन तैयारीका लागि ढल्केवरमा बैठक

दूधमती समाचारदाता
जनकपुरधाम

नेपाली कांग्रेसको हुन लागेको १३औँ अधिवेशनको तैयारीका लागि मिथिला नगर पालिकाको ढल्केवर मा नगर स्तरीय बैठक सम्पन्न भएको छ ।

कांग्रेसका जिल्ला सचिव कोमलकान्त झाको प्रमुख आतिथ्यमा भएको सो बैठकमा अधिवेशनलाई प्रभावकारी बनाउने निर्णय गरियो । बैठकमा क्षेत्रीय सभापति राम नरेश महतो, अशोक ठाकुर लगायतका वक्ताहरुले बोल्नु भएको थियो ।

# शिक्षक अभिमुखीकरण तालिम सम्पन्न

दूधमती समाचारदाता
जनकपुरधाम

बालमैत्री शिक्षण सिकाई ढाँचा शिक्षक अभिमुखीकरण तालिम जनकपुरमा सम्पन्न भएको छ । दूई दिने सो तालिममा १०/१० विद्यालयका ५०/५० जनाको सहभागिता रहेको थियो । तालिममा सहभागि शिक्षकहरुलाई शैक्षिक तालिम केन्द्र जनकपुरका प्रशिक्षक उमेशलाल कर्ण र जानकी माध्यमिक विद्यालयका शिक्षक विजय चौधरीले प्रशिक्षण दिएका थिए ।

शिक्षा पत्रकार समुहको आयोजनामा सो कार्यक्रम भएको थियो ।

## मोटरसाइकल.......

भइरहेको छ व्यापारीहरु हाम्रो आन्दोलनको पक्षमा छन ।

*अब तपाईहरु के चाहनुहुन्छ?*

जनकपुर उद्योग वाणिज्य संघले निवर्तमान अध्यक्ष श्यामप्रसाद साहको संयोजकत्वमा एउटा कमिटी गठन गरी हामी संग वार्ता गर्न आइतबारनै पत्र पठाएका थिए । केही अध्यक्ष बाहिर रहेकाले उहाँहरु संग हामी बसेका छैनौं । हामी व्यापार संघले बैठक गरी शनिवार कुन कुन निर्णय गर्‍यो र त्यो दिन के के भएको थियो त्यो पहिला बुझ्न चाहन्छौं । म फेरी स्पष्ट पार्न चाहन्छु मेरो मोटरसाइकल जलाउनु ठूलो कुरो होइन । मधेश आन्दोलन माथि त्यो दिन प्रहार भएको छ, त्यो प्रहार गर्नेलाई त्यतीकै छोड्न सकिदैन ।

## राजनीतिक.......

अगाडि बढ्ने चेतावनी दिनुभयो।

पत्रकार सम्मेलनमा सिंह अतिरिक्त नेपाल समाजवादी पार्टीका अध्यक्ष नन्दन यादव, लोकतान्त्रिक पार्टीका अध्यक्ष जीवन साह र बहुजन समाज पार्टीका अध्यक्ष शर्मिला महरा लगायतको उपस्थिति रहेको थियो।

## मिथिला ..........

४४० केभी क्षमताको प्रसारण लाइन निर्माण भइरहेको भए पनि नेपाल प्रवेश गर्ने मार्ग नै साँघुरो र कम क्षमताको भएका कारण समस्या भएको हो ।

ढल्केबरमा कम्तीमा पनि ४४० केभी क्षमताको विद्युत् प्रवाह धान्ने सवस्टेसनको आवश्यक पर्थ्यो । प्राधिकरणले सवस्टेसनको क्षमता वृद्धिको योजना राखे पनि हालसम्म अगाडि बढ्न सकेको छैन ।

भारतका लागि नेपालका राजदूत दीपकुमार उपाध्यायले भारतबाट नेपालमा जारी विद्युतभार कटौती गर्न सक्ने क्षमता बराबरको विद्युत् आयात गर्न सकिने भए पनि प्रसारण लाइन र सवस्टेसनको क्षमता कम भएका कारण द्विपक्षीय कुराकानी अगाडि बढाउन नै समस्या भएको बताए ।

उनले भारतका विभिन्न कम्पनीसँग कुराकानी गर्दा नेपाललाई आवश्यक पर्ने विद्युत् उपलब्ध गराउन तयार रहेको आफूले पाएको जानकारी दिए । महँगोमा पेट्रोलियम पदार्थ खरिद गर्नुभन्दा विद्युत् खरिद गर्नु नै नेपालको समग्र हितमा हुने भएकाले त्यसतर्फ पाइला चाल्नु आवश्यक रहेको उल्लेख गर्दै राजदूत उपाध्यायले भने, ूमैले प्रधानमन्त्री, विभिन्न राजनीतिक दलका नेतासँग पनि सो विषयमा कुराकानी गरेको छु ू

प्राधिकरणको केन्द्रीय प्रसारण लाइनमा वर्षायाममा ७८५ मेगावाट विद्युत् प्रवाह हुने गरेको भए पनि अधिकांश आयोजना नदी प्रवाहमा आधारित रहेका कारण हिउँदमा ३१० मेगावाट मात्रै उपलब्ध हुने गरेको छ। भारतबाट हाल २३५ मेगावाट विद्युत् आयात भइरहेको छ ।

भारतको अघोषित नाकाबन्दीपछि विद्युत्को माग बढेर एक हजार २८५ मेगावाट पुगेको छ। सहज रुपमा विद्युत् उपलब्ध हुन सकेको खण्डमा अधिकांश सहरी क्षेत्रमा विद्युत् नै प्रयोग गरेर खाना पकाउन सकिने अवस्था छ ।

पावर ट्रान्समिसन कम्पनीका प्रमुख अशोककुमार पण्डित सवस्टेसनको अभावमा भारतबाट ९० मेगावाटभन्दा बढी विद्युत् ल्याउन तत्काल नसकिने अवस्था आएको स्वीकार गर्नुहुन्छ। विद्युत् आयातका विषयमा प्राधिकरणका उच्च अधिकारी र भारतीय पक्षबीच पटक(पटक भएको द्विपक्षीय वार्ताका क्रममा तत्काल नेपाललाई ९० मेगावाट विद्युत् उपलब्ध गराउने सहमति भएको छ। भारतीय पक्षले जनवरीभित्रै विद्युत् लाइन जोड्ने वचन दिएको प्रमुख पण्डित बताए ।

हाल उक्त प्रसारण लाइनको सबै टावरको 'फाउण्डेसन' राख्ने काम सम्पन्न भएको छ भने ९दशमलव५ किलोमिटर प्रसारण लाइन जोड्ने काम जारी छ । भारततर्फ सबै टावर निर्माण भइसकेको छ।ूकुनै अप्रत्यासित अवरोध भएन भने माघ १६ भित्र विद्युत् जोड्न सफल हुन्छौं, त्यसले एउटा 'ब्रेक थ्रु' गर्नेछू( प्रमुख पण्डितले भने ।

प्राधिकरणले विद्युत् आयात गर्ने पूर्व सहमतिअनुसार नै ढल्केबरमा १०० एमभिए क्षमताको ट्रान्सफर्मर जडान गरेको छ । उक्त क्षमताको ट्रान्सफर्मरबाट ९० मेगावाट आयात गर्न सकिन्छ। भारतीय पक्षले अर्को ट्रान्सफर्मर व्यवस्था गरेर थप ९० मेगावाट विद्युत् उपलब्ध गराउने जानकारी गराएको भए पनि सवस्टेसनको क्षमता कम हुँदा समस्या पर्ने देखिएको छ ।

प्रसारण लाइन सम्पन्न भएपछि तत्काल १३२ केभीमा विद्युत् प्रवाह गराएर प्रसारण लाइनको क्षमता परीक्षण गरिनेछ । सो प्रसारण लाइनबाट एक हजार मेगावाट बढी विद्युत् आयात तथा निर्यात गर्न सकिन्छ । ४०० केभी क्षमताको सो अन्तरदेशीय प्रसारण लाइनको निर्माण कार्य पावर ट्रान्समिसन कम्पनी नेपाल लिमिटेड (पीटीसीएन) ले गरेको हो ।

कुल १२९ दशमलव ५ किलोमिटर लामो प्रसारण लाइन निर्माण करिब १५ महिनाभित्र पूरा गर्ने लक्ष्य राखिएको थियो । त्यसमा ३५४ टावर निर्माण भएका छन् ।

नेपालतर्फ एक अर्ब ५० करोडको लागतमा ४१ दशमलव ५ किलोमिटर लामो प्रसारण लाइन निर्माण सम्पन्न हुने लक्ष्य राखिएको भए पनि तराई-मधेस आन्दोलनका कारण केही लागत बढेको बताइएको छ। नेपालतर्फ करिब ११५ टावर निर्माण अन्तिम चरणमा छ ।

## धनुषा कांग्रेस....

भएका व्यक्ति तेस्रो पल्ट सभापति चुनाव लड्न नपाउने नियम पारित गरेपछि उहाँको आशामाथि तुषारापात भएको छ । उहाँ सभापति नबन्ने भएपछि आफ्नो भतिजो रामबाबु यादवलाई उम्मेदवार बनाउने लबिङ्ग शुरु गरेको स्रोतले जनाएको छ ।

कांग्रेसकै केहि व्यक्तिहरु बरिष्ठ नेता महेश शंकर गिरि र सांसद रामकृष्ण यादव मध्ये कुनै एक जनामा सर्व सम्मती गराउन पनि पहल शुरु गरेका छन ।


## हार्दिक बधाई



हमरसभक भाई **शम्भु प्रसाद शाह** प्रेमी **श्री राम युवा कमिटी**क **अध्यक्ष** पदमे निर्वाचित भेल अवसरमे हुनका बधाई संगहि कमिटीक अन्य पदमे निर्वाचित सम्पूर्ण पदाधिकारीके उत्तरोतर प्रगतिक कामना करैत छी ।

**राजेन्द्र प्रसाद साह (राजु)**
युवा नेता
महावीर चौक



## हार्दिक बधाई



**श्री राम युवा कमिटी**क अध्यक्ष पदमे निर्वाचित भेल हमरसभक मित्र **शम्भु प्रसाद शाह प्रेमी**के बधाई । हुनका सहित कमिटीक विभिन्न पदमे निर्वाचित पदाधिकारी एवं सदस्य सभके उत्तरोत्तर प्रगति एवं सफल कार्यकालक शुभकामना ।

**ललित बजाज**
अध्यक्ष
मारवाड़ी सेवा समिति, जनकपुर



## हार्दिक बधाई



**श्री राम युवा कमिटी**क अध्यक्ष पदमे निर्वाचित भेल हमरसभक मित्र **शम्भु प्रसाद शाह प्रेमी**के बधाई । हुनका सहित कमिटीक विभिन्न पदमे निर्वाचित पदाधिकारी एवं सदस्य सभके उत्तरोत्तर प्रगति एवं सफल कार्यकालक शुभकामना ।

**विजय कुमार साह**
पूर्व अध्यक्ष
**श्री राम युवा कमिटी, जनकपुरधाम**



भ्रमरपुरा बजारमा सुनको लोकप्रिय पसल

## श्री मेघा ज्वेलर्स

यहाँ आधुनिक मेशिनद्वारा उचित मूल्यमा गहना बनाईन्छ । छोराछोरीको विहेमा सुन्दर गहना बनाउन साथै विभिन्न अर्डर अनुसारको गहना बनाइन्छ ।





**विनोद कुमार ठाकुर**
प्रोपराईटर
भ्रमरपुरा, महोत्तरी
मो.नं.: ९८१९८४७०७१



सुनको गरगहनाहरुका लागि पहिलो पसन्द

## बलराम ज्वेलर्स

पुरानो बजार सोनापट्‌टी जनकपुरधाम



यहाँ सुनको हार, नाक कानको गहनाका साथै सम्पूर्ण प्रकारको गहना बनाइन्छ ।



## वर्थडे केक, पिज्जाको लागि हामीलाई सम्झनुहोस्



रघुपति मिष्ठान भण्डारद्वारा सञ्चालित ओम बेकरी स्वीट्स उद्योग यहाँ विभिन्न प्रकारको वर्थडे केक, पिज्जा, पेटिज, कुकिज, पाउँ रोटी, चाउमीन, म:म:, मिठाई र नमकिनको परिकार हरु उपलब्ध छ । कुनै पनि कार्यक्रममा अर्डर अनुसारको सामानहरु उपलब्ध गराइने छ ।




सन्तोष कुमार साह
संचालक
**ओम बेकरी स्वीट्स उद्योग**
**जानकी चौक, जनकपुरधाम**
**मो.नं. ९८४४०२५८७७**
**फो.नं. ०४१-५२०४८८,५२२४८८**


**दूधमती पत्रिका**क लेल **सुजीत कुमार झा**द्वारा प्रकाशित एवं सम्पादित तथा क्वालिटी अफसेट प्रिन्टर्स जनकपुरद्वारा मुद्रित । **कार्यालय** : विश्वकर्मा चौक, जनकपुरधाम, Email: doodhmatinews@gmail.com **सल्लाहकार** :सोहन ठाकुर, राधारमण साह रवि, **निर्देशक** : शम्भु प्रसाद शाह प्रेमी आ नागेन्द्र साह ।